-करोना काल मे गंगासागर ट्रेन समेत अन्य परिचालन हेतु आंदोलन और ट्रेन परिचालन लेल प्रयास एवं सफलता।

-केंद्रीय मंत्री स्वर्गीय अजीत सिंहक कार्यकाल सँ देशक विभिन्न शहर सँ दरभंगा धरिक वायु सेवा बहाल के लेल संघर्षरत।

-केंद्रीय मंत्री डॉ हर्षवर्धन जीक कार्यकाल सँ दरभंगा AIMS के स्थापना लेल संघर्षरत।

-दरभंगा AIIMS केर स्थापनाक माँग पर पटना मे धरना।

-लोक सभा मे सांसद सुदीप बंदोपाध्याय सँ मैथिलीक अष्टम अनुसूचीक सन्दर्भ मे चर्चा महत्वपूर्ण डेग छल (सांसद सुदीप बंदोपाध्याय एवं मिथिला विकास परिषद्क अध्यक्ष अशोक झा एकै राजनीतिक दलक छथि)।

-पुपरी स्टेशन FCI godown लग सड़क मार्गक सौंदर्यीकरण लेल पहल।

-दरभंगा - जयनगर धरि सड़क संख्या NH 105 के विस्तारीकरण लेल पहल।

(शिक्षा एवं समाजिक खंड)

-विद्यापति विवेकानंद रिसर्च सेंटरक परिकल्पना।

-कोलकाता विश्वविद्यालय आ पश्चिम बंगाल मे निरन्तर मैथिली पढ़ौनी लेल प्रतिबद्ध प्रयास।

-कोलकाता आकाशवाणी आ दूरदर्शन सँ मैथिली कार्यक्रम लेल प्रयास ।

-गिरीश पार्क (ई सेंट्रल एवेन्यू रोडमे पार्कक नाम छै आ अही नामपर मेट्रो स्टेशन सेहो छै) मे महाकवि विद्यापतिक मूर्ति स्थापना।

-तारासुंदरी पार्क (कलाकार स्ट्रीटक बगलमे)मे जनकवि-विख्यात उपन्यासकार यात्रीकमर्तिक स्थापना।

-भूतनाथ मंदिर (निमतल्ला घाट, हुगली नदीक घाट)मे विद्यापतिक मूर्ति स्थापना संगहि भूतनाथ मंदिर पूर्व प्रधान पुजारी स्व. महिपाल ठाकुरक मूर्ति स्थापना (महिपालजी मैथिल छलाह)।

-बाढि, रौदी, भूकंप मे कोलकाता सँ राहत सामग्री संग्रह कऽ जरूरतमंद लोकक बीच वितरण।

-ब्लड डोनेशन कैंप, विभिन्न समय सामाजिक सरोकारक मे अवदान।

-करोना काल मे लगभग प्रति सप्ताह खाद्य सामग्रीक संग करोना प्रतिरोधी मास्क वितरण।

-यात्री जी के स्मृति मे पत्रकारिता सम्मानक आयोजन।

-जानकी नवमी पर शोभायात्राक आयोजन।

-मैट्रिक आ उच्च माध्यमिक विद्यालय मे उत्तीर्ण छात्र गणक सम्मान।

(नाट्य खंड)

-कोलकाता रंगमंच पर 1981 सँ आइ धरि 38 टा सँ बेसी नाट्य मंचन।

-कोलकाता मैथिली नाटक के 50 वर्ष पर रंगना थीवेटर मे तीन दिवसीय नाट्य समारोह ।

-कोलकाताक अतिरिक्त सरिसव, पटना, जमशेदपुर, दिल्ली आ नेपाल आदि ठाम नाट्य मंचन मे अवदान ।

-अरिपन नाट्य प्रतियोगिता, पटना, मे कतिपय बेर भाग ल' क' पुरस्कार विजेता ।

(प्रकाशन खंड)

-अनुवार्ता नामक पत्रिकाक प्रकाशन (संपादिका श्रीमती शैल झा) ई पत्रिका लगभग साढ़े पाँच बर्ख धरि प्रकाशित भेल।

-जीरो पावर (हास्य संग्रह,लेखक-चंद्रनाथ मिश्र 'अमर')

-हमरा मोनक खंजन चिड़ैया (काव्य संग्रह, लेखक- फूलचंद्र झा 'प्रवीण')

-मिथिला माँगए खून (नाटक,लेखक- फूलचंद्र झा 'प्रवीण'। ई नाटक बादमे "आन्दोलन" नामसँ मिथिले विकास परिषद् द्वारा पुनर्प्रकाशित भेल)

-कनफुसकी (रूपेश त्योंथ)

-जीबैत लाश (नाटक, लेखक अशोक झा)

-बिर्रो ((नाटक, लेखक अशोक झा)

-कमौआ पूत ((नाटक, लेखक अशोक झा)

-द्वन्द्व (नाटक, लेखक अशोक झा)

-सुनगैत सपना (काव्य, अशोक झा)

-इजोरिया अवश्य हेतै (काव्य, अशोक झा)

(अन्य साहित्यिक खंड)

-श्रीकांत मंडल आ ग्रियर्सन पर केन्द्रित संगोष्ठी।

-आधुनिक मैथिली कविता दशा ओ दृष्टि पर केन्द्रित संगोष्ठी।

-महेन्द्र आ हेमकांत आदिक स्मृति पर केन्द्रित मंचक परिकल्पना।

-भोला लाल दास आ किरण जी, रमानाथ झा, सुभद्र झा, लक्ष्मण झा संगे कोलकाता मिथिला मैथिली मे महत्वपूर्ण अवदान देनिहार पर केन्द्रित मंचक परिकल्पना।

-लोक संस्कृति पर केन्द्रित आयोजन।

-साहित्य अकादमी आ मिथिला विकास परिषदक संयुक्त तत्वावधान मे कतिपय संगोष्ठी आयोजित।

-अबेक बेर कवि गोष्ठी बहुभाषी, कवि गोष्ठी, विचार गोष्ठी आदिक संचालन।

-ज्योतिरीश्वर सँ आठ दशक धरि पर चर्चा, साहित्यिक साहित्येतर अनेकक जन्मदिन आ पुण्य तिथि पर केन्द्रित रचनाकारक स्मरण।

-यात्री आ राजकमल पर केन्द्रित आयोजन।

-सीता देवी, महासुन्दरी देवी आदि पर मंचक परिकल्पना।

-योगेन्द्र शुक्ल, बैकुंठ शुक्ल आदि अनेक स्वतंत्रता आ सामाजिक आंदोलन मे महत्वपूर्णक स्मरण।

-गीतगाइन प्रतियोगिताक अनेक बेर आयोजन।

-बी.पी मंडल, भोला पासवान शास्त्री, भोगेन्द्र झा, ललित बाबू, कर्पूरी ठाकुर, हरिनाथ मिश्र आदि स्मरण एवं केंद्रित कार्यक्रम।

-महाकवि मधुप जीक स्मृति मे मैथिली गीत पर केन्द्रित संगोष्ठी।

-बाबू साहेब चौधरीक जन्मशती पर केन्द्रित संगोष्ठी।

-कोलकाता रंगकर्मी कँ सम्मान समारोह।

-मिथिलेन्दु जीक स्मृति मे वाद-विवाद प्रतियोगिताक आयोजन।

MVP केर आगामी परियोजना........

-बालासर रेल दुर्घटना मे मधुबनी जिलाक विभिन्न गाँव मे मृतक परिवार के संग भेंट क' सांत्वना आ सांकेतिक आर्थिक मदति।

-पश्चिम बंगाल मैथिली अकादमी के स्थापना।

-कोलकाता के बड़ाबाजार मे मिथिला भवन।

-कोलकाता के कोनो राजमार्ग के नाम विद्यापति मार्ग के लेल प्रयास।

-नव निर्मित मेट्रो स्टेशन के नाम विद्यापति / यात्री जी के नाम पर करेबाक प्रयास।

-MVP के 40 वर्षक प्रगतिक इतिहास दस्तावेज के संग पोथी प्रकाशन।

-मिथिला समाद पोर्टल TV के प्रारंभ।

-धारावाहिक कार्यक्रम।

-कोलकाता रंगमंचक कलाकार लोकनिक सम्मान।

-मिथिला विकास परिषद पर केंद्रित वृतचित्र।

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## २.४.अजय कुमार झा तिरहुतिया- मिथिला विकास परिषद: किछु सहेजल सस्मरण



अजय कुमार झा तिरहुतिया (सपंर्क-9123062401)

मिथिला विकास परिषद: किछु सहेजल सस्मरण

It would be necessary to quote, not the history writing, but what I understood from my natural experience and contemplation, what I saw and what spontaneously came

to my mind, because I have participated in many programs of the Mithila Vikas Parishad as an eyewitness (इतिहास लिखब नहि, बल्कि अपन अनुभव आ चिंतन सँ जे बुझलहुँ, जे देखलहुँ आ जे किछु सहज रूप सँ मोन पड़ल से उद्धृत करब आवश्यक होयत कारण मिथिला विकास परिषदक कतेको कार्यक्रम मे प्रत्यक्षदर्शीक रूप मे भाग लेने छी)।

समकालीन संस्था आ व्यक्तिक मूल्यांकन करब सहज कार्य नहि। निष्पक्ष रहब एक कठिन चुनौती होइत छै। अस्तु, लोक अही प्रकारक विवेचन सँ परहेज करैत अछि। कोनो संस्था सँ नहि जुड़ला वा कही सकै छी समस्त संस्था सँ समान सामीप्य वा दूरी बनेबाक कारण ई जोखिम किछु हद तक आसान होएत छै। समाज मे संस्थागत परिकल्पना अत्यंत प्राचीन जकर उद्देश्य समाजक विभिन्न समस्या के निदान होइत छै। मैथिली एक प्राचीन भाषा मात्र नहि, मैथिल समाज सेहो अति प्राचीन अछि। शासन आ समाजक विभिन्न स्वरूपक दर्शन प्राचीन साहित्य मे सर्वत्र विद्यमान। आधुनिक

स्वरूप मे मैथिली समाज के संस्थागत स्वरूप आ तकर वाहक संस्था के रूप मे विभिन्न संस्थान मिथिले मे नहि वरन् मिथिलाक सीमा सँ इतर समस्त स्थान मे भेटत जहाँ मैथिल लोक जीवन-जीविका के क्रम मे प्रवासी के रूप मे स्थाई वा अस्थाई रूप स प्रवास करै छथि। एहि संदर्भ मे कोलकाताकेँ विशेष रूप सँ उल्लेख करब आवश्यक। जँ मिथिलाक बाहर मैथिली अस्मिताक खोज, सभ्यता आ संस्कृतिक तत्व, भाषा आ साहित्यक विकास स्थल के खोजल जाएत, त निःसंदेह कोलकाता के मिथिला संस्कृति के दोसर राजधानी मानल जाएत। विगत शताब्दीक आरंभ सँ कोलकाता मे मैथिली संस्था के विकास यात्रा निरंतर प्रवाहमान अछि। जकर उद्देश्य साहित्यिक आ सांस्कृतिक छल। बहुत रास संस्था मुदा स्वरूप लगभग समान। एहि संदर्भ मे अष्टयाम मंडली सँ पंजीकृत साहित्यक संस्था धरि जे periodically विभिन्न कार्य केलनि आ प्रवासी मैथिल के मेल-मिलाप केंद्र के रूप अपन प्रमुख योगदान देलनि। बहुत रास ठोस साहित्य कार्य सेहो भेल। कालजयी साहित्यक रचना आ प्रकाशन, कोलकाताक योगदान के मैथिली भाषा आ

साहित्य मे अविस्मरणीय बना देलक। लेकिन सामाजिक जड़ताक प्रभाव या जीवन-जीविका के व्यस्तता कोनो नव सिद्धांत गढ़लक से बात नहि। किछु भाषा आंदोलन राष्ट्रीय स्तर पर सेहो भेल जाहि मे पूर्व मैथिली मनस्वी लोकनिक त्याग स्तुत्य। मुदा लगभग सब संस्था व्यक्तिवादी गरिमा सँ पोषित आ अल्पजीवी साबित भेल। अल्पजीवी सँ तात्पर्य उत्कर्ष काल सीमित।

अही संदर्भ मे मिथिला विकास परिषद एक नव मानक प्रस्तुत केलक। व्यक्तिवाचक संदर्भ मे स्थापित ई संस्था 1980 के दशक मे स्थापित भेल आ अनवरत रूपे मैथिली आंदोलन मे सहयोगी रहल। संभवतः मिथिला-मैथिलीक चेतना सँ संबंधित मिथिला-मैथिलीक प्रथम संस्था जे कोलकाता मे भाषा-साहित्य आ सांस्कृतिक आंदोलन के राजनीतिक चेतना प्रदान केलक। एहि परिप्रेक्ष्य मे संस्थाक सर्वकालिक अध्यक्ष श्री अशोक झाक व्यक्तिगत राजनीतिक जीवन विशेष सहायक सिद्ध भेल। संस्थाक मूल्यांकन मे हुनका द्वारा कैल कार्य, कार्ययोजना के मुखर रूपे प्रस्तुति आ जनसमर्थन मुख्य होइ छै। मिथिला विकास परिषद, मैथिली बजनिहार

समस्त लोक के मैथिल मानैत हुनक संस्था मे प्रवेश कराओल। एहि सँ संस्था के विकास संगहि व्यापक जनसमर्थन, व्यवस्था (राजनीतिक ओ सामाजिक दुनु) के लेल pressure Group (दबाव समूह) के रूप मे काज करै छै। परिषद द्वारा आयोजित कलश यात्रा जे ऊपरी तौर पर एक धार्मिक आयोजन लेकिन ई महाराष्ट्र मे लोकमान्य तिलक के गणपति उत्सवक समान कोलकाता के स्थानीय समाज ओ राजनीति मे महत्व राखै छै। आयोजन मे उमड़ल भीड़ प्रत्यक्ष वा परोक्ष रूप मे मैथिली उपस्थिति के एक राजनीतिक आधार प्रदान करै छै। संस्था के वार्षिक आयोजन अपन भव्यता नहि वरन् जन-उपस्थिति के कारण अद्वितीय।

कोलकाता मे सांस्कृतिक प्रतीक प्रहरी गिरीश पार्क मे विद्यापति के प्रस्तर प्रतिमा, सियालदह फ्लाई ओवर के नामकरण विद्यापति सेतु आ एहि सँ सलंग्न विद्यापतिक प्रतिमा, तारा सुंदरी पार्क मे नागार्जुन के प्रस्तर प्रतिमा, भूतनाथ मंदिर के समीप मुख्य सड़क पर विद्यापति के प्रतिमाक अनावरण सामान्य उपलब्धि नहि। अनवरत मैथिली भाषा आ समाज के मिथिला सँ बाहर कोलकाता

मे परिचिति प्रदान करै छै। राजनीतिक उठा-पटक के बीच किछु बात संस्था मे अवश्य छै जे अतीतक वामपंथी शासन आ वर्तमान तृणमूल सरकार के समय मे सहो मैथिलीक स्मारक स्थापित करा लैत अछि जकर श्रेय संस्था सँ अधिक अशोक जी के देनाए अनुचित नहि। "मिथिला विकास परिषद माने अशोक झा आ अशोक झा माने मिथिला विकास परिषद"- ई कोलकाता के गैर-मिथिला भाषी के मानब।

मैथिली समाजक छोट-छोट समस्या के समय-समय पर मुखर रूप सँ परिषद द्वारा उठाओल गेल। कोलकाता सँ मिथिला जेबाक वास्ते ट्रेन सेवा लेल आंदोलन, पत्राचार, धरना सभमे परिषद अग्रणी रहल। केवल मिथिले विकास परिषद नहि, आनो संस्था सभ सेहो प्रयास केलक लेकिन समय के साथ आन-आन व्यक्ति वा संस्था शांत भ  गेला लेकिन अशोक झा लगाम धेने रहला। संस्था के कार्यसूची मे ताबत धरि रखला जाबत सफल नहि भ  गेल। ई बात संस्था के दोसर संस्था सँ फ़राक बना दैत छै। किछु लोक के कहब जे अशोक जी काजक Credit लेब  जानै छथि। हम एहि के हुनक

सबसँ पैघ गुण मानै छी, कारण Credit केर बहन्ने सही काजक प्रति तत्परता राखै छथि। एहि संदर्भ मे गंगासागर एक्सप्रेस, मिथिलांचल एक्सप्रेस, कोलकाता जयनगर एक्सप्रेस, हावड़ा रक्सौल एक्सप्रेस आदि अन्य-अन्य रेल परिचालन उल्लेखनीय अछि।

अशोक झा स्वयं एक रंगकर्मी, नाट्य लेखक आ निर्देशक। साहित्य के आन-आन विद्या मे सेहो अपन उपस्थिति दर्ज करेने छथि। समय-समय पर संस्था द्वारा विभिन्न साहित्यिक गतिविधि के सफल आयोजन तकर प्रमाण। मैथिली भाषा आ साहित्य के भारत आ कोलकाता के आन भाषा और साहित्य के संग प्रतिस्थापित करबाक उद्देश्य सँ बहुभाषी साहित्य गोष्ठीक आयोजन सेहो संस्थाक सराहनीय प्रयास। पूर्व मे भारतीय भाषा परिषद आ मैथिली अकादमी द्वारा जोरदार आवाज मुखरित करब अशोक झाक विलक्षणता आ संस्थाक उपलब्धि मानल जा सकैछ।

This does not mean that it is unique or cannot be done by anyone else,

but what is seen in its natural form is praiseworthy and important in the context of the time. (एकर तात्पर्य ई नहि लेल जाए कि ओ विशिष्ट छथि, केकरो दोसर द्वारा ई नै कैल जा सकैत अछि, लेकिन जे अपन सहज स्वाभाविक रूप मे देखाइ दै छै, ओ समकालीन संदर्भ मे प्रशंसनीय आ महत्वपूर्ण अछि।)

वर्तमान मे पश्चिम बंगाल हिंदी अकादमीक सदस्यक रूप मे मैथिलीक मुखर आवाज आ अकादमीक कार्यक्रम मे मैथिली भाषाक स्थान भेटब, अशोक जी के इच्छाशक्तिक कार्य रूप मे परिणति। व्यक्तिगत विरोध फराक मुदा, हम स्वयं संस्था के बहुत रास बात आ अशोक जी के कार्यशैली सँ वैचारिक रूपे पूर्ण सहमति नहि जता पाबै छी। मुदा एहि कारणे किनको योगदान के, श्रेय के, उपलब्धि के सकारात्मक आलोचना वा सराहना सँ वंचित करब कि बौद्धिक परिपक्वता मानल जा सकै छै? समग्र आ सतत विकास जे सामाजिक मानदंड पर सकारात्मक प्रतिबिंब प्रस्तुत करै, ओ ईर्ष्या द्वेष के परिधि स बाहर भ' जाएत अछि। निश्चित रूपे

आन-आन संस्था के मिथिला विकास परिषद वा अशोक झा सँ द्वेष हेबाक चाही ताकि ओ अपन पैघ डरीर खीचि समाजक विकास यात्रा मे सहयोगी बनि सकता। लेकिन केवल विरोध लेल, हमरा ओ नीक नहि लागै छथि, हमर जश नहि होब  देता अही कारणे कोनो व्यक्ति आ संस्था के एक दोसरा सँ सौतिनिया डाह राखी समाजक विकास यात्रा मे बाधक नहि हेबाक चाही। ई बात चाहे मिथिला विकास परिषद हो वा कोनो अन्य संस्था समान रूपे विचारणीय। समाज के विकास के जिम्मेदारी सबहक, संस्था एक समूह के रूप मे एकर अधिक प्रभावी निष्पादन क' सकता तै हुनका सँ अनुरोधो बेसी।

मिथिला विकास परिषद 1983 सँ अशोक झाक नेतृत्व मे अपन कार्यक्षेत्र प्रवासी मैथिल धरि सीमित नहि राखैत एकरा राष्ट्रीय स्वरूप मे परिणत कैल। मैथिली भाषा के भारतीय संविधान के आठम अनुसूची मे पंजीकृत लेल दीर्घ आंदोलन संपूर्ण मिथिला आ मिथिला के बाहर आन-आन संस्था द्वारा कैल गेल लेकिन मिथिला विकास परिषदक आवाज सर्वाधिक मुखर आ योगदान सर्वोपरि रहल अछि। एहि संदर्भ मे संस्थाक अध्यक्ष अशोक जीक

राजनीतिक सक्रियता विशेष सहयोगी साबित भेल। मिथिला के मास्को नाम सँ परिचित मधुबनी जिला क बरहा गाम के पर्याय कामरेड भोगेंद्र झा (भोगी भगवान) के भातिज आ आरंभिक काल मे बंगाल मे वामपंथी शासन रहितहुँ अशोक जी कांग्रेसी विचारधाराक पोषक। छात्र जीवन मे युवा कांग्रेस के प्रखर आवाज आ युवा वयस सँ कांग्रेस बाद मे तृणमूल कांग्रेस केलनि। सांसद सुदीप बंदोपाध्यायक सानिध्य के लाभ उठाबैत ओ अटल बिहारी बाजपेयी के शासनकाल मे एहि मुद्दा के संसद मे उठौलनि आ कामरेड भोगेंद्र झा सेहो एकर प्रखर आवाज छला। अंततः मैथिली भारतीय संविधान के मान्यता प्राप्त भाषा के रूप मे मान्य भेल। एकर लाभ एक फराक विषय लेकिन संस्था एहि तिथि के प्रतिवर्ष अधिकार दिवस के रूप मे पालन करैत अछि। आन व्यक्ति वा संस्था के महत्व नकारल नहि जा सकै छै मुदा क्रेडिट लेबाक भीड़ मे मिथिला विकास परिषद के कतिऔल नहि जा सकैछ।

What are his expectations from politics, how much he is accepted or

rejected in his personal life, how relevant he is and to whom, these may be a different issue but as the carrying power of any institution, he is exemplary and his work in the interest of society has a positive background in the human definition. (राजनीति मे हुनक की अपेक्षा छनि, व्यक्तिगत जीवन मे कत  कतेक स्वीकृत वा अस्वीकृत छथि, किनका लेल कतेक प्रासंगिक छथि, ई एकटा अलग मुद्दा भ  सकैत अछि, मुदा कोनों संस्थाक चालक शक्तिक रूप मे ओ अनुकरणीय छथि आ हुनकर काज मानवीय परिभाषा मे समाज हित मे सकारात्मक पृष्ठभूमि लेने अछि)।

आइ दरभंगा, मधुबनी, सीतामढ़ी सहित एक पैघ रेलवे नेटवर्कक परिधीय स्टेशन पर मैथिली मे सूचनाक प्रसारण हर्ष प्रदान करैछ, लेकिन ई यात्रा सहज नहि छल। धरना, प्रदर्शन सभ भेलै, अखिल भारतीय मैथिली आंदोलन मे मिथिला विकास परिषदक भूमिका अग्रिम श्रेणी मे छल। स्वयं अशोक जी अपन सहयोगीक संगे

कोलकाता सँ मधुबनी, समस्तीपुर, दरभंगा, सीतामढ़ी सर्वत्र आंदोलनी भीड़क हिस्सा रहल छथि। विभिन्न शहर सँ मिथिलागामी ट्रेन मे साफ-सफाई, बुनियादी सुविधा, स्टेशन परिसर के विकास हेतु रेल मंत्रालय के बेर-बेर पत्र लिखलनि, प्रतिनिधि मंडल संगे विभिन्न कार्यालयी पदाधिकारी सँ मेल-जोल, ज्ञापन प्रेषित आदि बहुत रास प्रयास करैत रहला जे निश्चित रूपे समालोचनात्मक नजरि सँ देखबाक चाही ताकि हुनका प्रोत्साहन भेटतनि आ भविष्य मे मिथिला-मैथिली वास्ते नव ऊर्जाशक्ति सँ किछु आर मुखर भ  समाजोत्थान के वाहक बनता। मिथिला विकास परिषदक नेतृत्व करैत अशोक जी मिथिला-मैथिली लेल किछु जिद्दी, सनकी तेवर अख्तियार सेहो करै छथि। मिथिलाक विभूतिक स्मरण के जेना ओ अवसर खोजि कार्यक्रम निर्धारित करै छथि। समकालीन के महत्व सेहो, सहयोगी के सेहो सम्मान लेकिन व्यक्तिगत अनुभव सँ लागल जे ओ सुच्चा स्वाभिमानी आ तै किनको धारे झा नहि मानै छथि। शायद जीवनक पैघ भाग बंगाल आ ओहो बड़ाबाजार के रवीद्रनाथ ठाकुर के जन्मस्थली जोड़ासांको

सँ सटल तैं ओ हारे को हरिनाम के अनुयायी नहि बल्कि "जदी तोर डाक सुने केओ ना आसे तबे एकला चलो रे" के अनुगामी। वर्तमान मे महाराज दरभंगा कामेश्वर सिंह के प्रतिमा के अनावरण आ सौंदर्यीकरण ओहो कोलकाता के हृदयथली डलहौसी के लालदिघी मे राइटर्स बिल्डिंग के सामने, हुनक नव जिद्द। एहि क्रम मे ओ कार्यालय आ नेता, मंत्री स्तर पर जे प्रयास केलनि तकर चरम जे पश्चिम बंगाल के मुख्यमंत्री ममता बनर्जी सँ सेहो एहि प्रसंग मे ओ पत्राचार, व्यक्तिगत मुलाकात, प्रतिनिधिमंडल द्वारा ज्ञापन आदि बहुत किछु क चुकला आ आगामी दिन मे सफलता अवश्य भेटनि से उम्मीद कैल जा सकैत अछि।

व्यक्तिवाचक लेखन हेतु लेखकीय वस्तुनिष्ठता अपेक्षित, अन्यथा ओ चारण प्रवृतिक आ ऐतिहासिकता सँ दूर होमय लागैत छै। मिथिला विकास परिषदक कार्य सकारात्मक ऊर्जा संपन्न लेकिन निश्चित रूपे सहज मानव स्वभाव के अनुरूप नकारात्मक ऊर्जाक समावेशिता संभव। लेकिन कोनो व्यक्ति आ संस्था के मूल्यांकन केवल सकारात्मक बा नकारात्मक टिप्पणी के

संग एकतरफा नहि कैल जा सकैछ। सकारात्मकता आ नकारात्मकता के दुनू पलड़ा पर राखि जँ विवेचना करी त संस्था एक सार्थक उपस्थिति दर्ज करेबा मे सक्षम। हमर व्यक्तिगत विचार जे- "वर्तमान मे व्यक्ति गरिमाक पतन संस्थाक चरित्र के सेहो अक्षुण्ण नहि राखि पाबै अछि संक्रमण के एहि काल मे अस्तित्व संरक्षण एक पैघ चुनौती लेकिन मिथिला विकास परिषद एहि विषम युगबोध के धरातल पर अपना के दोसरा सँ फराक करैछ जाहि मे कोनो द्विधा नहि। एहन कर्मठता, दीर्घजीवी, निरंतर प्रवाहमान संस्थाक सामाजिक कार्यक प्रति उत्कट जिजीविषा वर्तमान मे सहज नहि भेटत। निकट भविष्य मे अशोक जी आ मिथिला विकास परिषदक किछु नव संकल्प के रूप लैत देखबाक उत्कंठा के संगहि प्रतीक्षारत!" (At present, the decline of individual dignity cannot keep the character of the institutional intact. Survival preservation is a major challenge in this period of transition but Mithila Vikas Parishad

distinguishes itself from others on the ground of this odd era. No doubt, such hardworking, long-lived, continuously flowing passion for social work will not be easily found in the present. Looking forward to seeing some new resolutions of the Ashokjee and Mihila Vikas Parishad take shape in future.

अपन मतंव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## २.५.लक्ष्मण झा सागर- मिथिला विकास परिषद, कोलकाता: हमरा दृष्टिये



लक्ष्मण झा 'सागर, सपंर्क-9903879117

मिथिला विकास परिषद, कोलकाता: हमरा दृष्टिय`

हम 1983 ई. मे असम लेल कलकत्ता छोड़ल। ठीक ओही साल कलकत्तामे अशोक झाक एकटा संस्था खुजल। नाम पड़ल 'मिथिला विकास परिषद'। हमरा जखन पता चलल तखने हम कलकत्ताक बहुतो मैथिल समांग सभके कहने रहियनि जे ई संस्था कलकत्तासँ की विकास करत मिथिलाक? हमर बातक कसगर विरोध भेल छल। नव संस्था, नव जोश, नव स्फूर्ति आ नव संकल्प सहीमे शुरुआतमे किछु नीक काज सभ केलक।

गिरीश पार्कमे पहिल विद्यापतिक मूर्तिक स्थापना केलक। तारासुंदरी पार्कमे यात्री (नागार्जुन)क प्रतिमा बैसौलक। मैथिली भाषाकेँ संविधानक अष्टम अनुसूचीमे शामिल करेबाक लेल बंगालक सांसद सुदीप बन्दोपाध्यायक माध्यमसँ उल्लेखनीय काज करौलक। सियालदहसँ जयनगर लेल गंगासागर एक्सप्रेस ट्रेन चलबौलक। मिथिलाक बाढ़ि पीड़ित लोक लेल राहत सामग्रीक वितरण करबौलक। गिरीश पार्कसँ भूतनाथ मंदिर धरि मैथिल समाजक स्त्रीगण सभ द्वारा कलश यात्राक आयोजन करौलक। मिथिला विभूति पर्वक आयोजनमे सांस्कृतिक कार्यक्रमक आयोजन करबैत रहैत अछि। मैथिलीक गीतगाइन प्रतियोगिताक आयोजन करौलक। टोकन पुरस्कार राशि विजयी उम्मीदवारक हाथमे नगद दैत रहल अछि। संस्थाक एक महिला प्रकोष्ठ बनल जकर सर्वेसर्वा अशोक झाक पत्नी शैल झा बनलीह। मैथिलीक पत्रिका दू तीन अंक निकालबाक बाद बन्द भय गेल। परिषद मैथिलीक नाट्य मंचन करैत रहल अछि। एतेक काज सभ भेल एहिमे परिषदक कोर कमिटीक सदस्य लोकनिक सहयोग भेटैत रहैत छल। ओ

सभ छथि सर्वश्री विनय प्रतिहस्त, गोपीकान्त झा मुन्ना, रघुनाथ चौधरी, रूपा चौधरी, अंजय चौधरी, पवन ठाकुर, अरुण कुमार मिश्र, अशोक झा भोली, विनय भुषण ठाकुर, अमरनाथ भारती, आमोद झा, राजकुमार झा आदि।

हम जखन 1997 ई. मे असमसँ पुन: कोलकाता आपस आयल सपरिवार तऽ अशोक झासँ सम्पर्क भेल। हम दुनू प्राणी अशोक झाक सभ कार्यक्रममे जाइत रही। कवि सम्मेलन सभमे भाग लैत रही। एहिसँ पहिने अशोक झा अपन अधलाह व्यवहारसँ कोलकाताक बहुलांश मैथिल समाजकें नाखुश कय चुकल छलाह। स्व. बाबूसाहेब चौधरीजीकेँ प्रेसमे मारय गेल छलाह। स्व. कालीकान्त झाकेँ राम मंदिर लग उठा कऽ पटकि देने छलाह। स्व. किशोरीकांत मिश्र जीकेँ अवाच्य कथा कहि देने छलाह। अपन संस्थाक अधिकांश सदस्य सभकेँ अपमानित करय लागल छलाह। स्व. रामलोचन ठाकुरजीकेँ जे ने से कहि देने छलाह। हमरा पर कोलकाताक मैथिल समाजक लोक आ मैथिली साहित्यकार लोकनिक दबाव छल जे हम अशोक झाक संग कियैक दैत छी। तेहनो सन

स्थितिमे हम अशोक झाक संग दैत रहलहुँ। साहित्य अकादेमीक मूल पुरस्कारसँ पुरस्कृत श्री मंत्रेश्वर झाजीक सम्मानमे हमरे कहला पर अशोक झा नीक आयोजन केने छलाह। हमरे कहला पर अशोक झा स्व. सत्यानन्द पाठक जीक कोलकाता आगमन पर भव्य सम्मान सभाक आयोजन केने छलाह। अशोक झाक अही सभ काजक वशीभूत भय हम हुनकर साक्षात्कार लेल आ अपन पोथीमे छापल जाहि लेल हमरा अपन मित्र वर्गमे खिधांश भेल।

हम जहन धीरे-धीरे ई बात अवलोकन कैल जे अशोक झाक ई संस्था हुनक जेबी संस्था छनि। एहि संस्थाकेँ ओ अपन राजनीतिक हित साधनक लेल सीढ़ी बनेने छथि। मैथिलीक कार्यक्रममे हिन्दी भाषी नेता सभक फौज जमा कय लैत छथि। मैथिली भाषासँ हुनका ने त कोनो स्नेह छनि आ ने कोनो समर्पण भाव। ओ एक नम्बरके नटकबाज लोक छथि। यदि ओ अपन मूँहक भाषाकेँ संयत आ शालीन रखने रहितथि त हुनका एतुक्का मैथिल समाज माथ पर रखितनि। ओ अपनाके एकोह्म द्वितीय नास्ति मानैत छथि। दोसरक केलहा काजके लेल

अपन क्रेडिट लेबाक फेरमे रहैत छथि। ओ अपनाके आल इन वन मानैत छथि। हमरा समक्ष ओ एकटा मैथिलीक समारोहमे स्व. मार्कण्डेय प्रवासीजीक मैथिली कविता हम भेटब तिलकोरक लत्तीमे अपना नामे पढ़ि कऽ थोपड़ी पिटबाय लेलनि।

अशोक झाक संग हम छोड़ि देल जखन देखल जे आब ओ मैथिलीक नाम पर कटहर-आमक भोज करैत छथि। मखानक खीरक भोजकेँ मैथिलीक नाम पर भोजपुरिया समाजक बीच लोकप्रिय बनबाक लेल ढोंग रचैत छथि। ककरो कखनो कोनो बात पर ओ अपमान कय सकैत छथि। हम आ अशोक चौधरीजी कोलकाताक सभ संस्थाक एकीकृत करबाक लेल एकटा अभियान चलेलहुँ। महानगरीय संस्थाक लोकसँ उपनगरीय संस्थाक लोक सभसँ बात कैल। मुदा, एको गोटे अशोक झाक संस्थाक संग मर्जर नै गछलनि।

हमर मोबाइलमे अशोक झाक नाम पर ह्वाट्सप मैसेज भरल अछि। हम कोनो रिस्पौंस नै करैत छियनि। तैयो कोनो ने कोनो मैसेज पठबिते रहैत छथि। हमरा सेहो

एकटा मंच पर अवाच्य कथा कहलनि। हमरा हार्दिक चोट पहुँचल। हम आजुक तारीखमे अशोक झा आ मिथिला विकास परिषदसँ कोनो तरहक सम्बन्ध नै रखने छी। आशीष अनचिन्हार जीक आग्रहकेँ हम टारि नै पाबि सकल रही। अन्तत: हमरा ई आलेख लिखय परल!!

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## २.६.डा. धनाकर ठाकुर- मिथिला विकास परिषद, कोलकातासँ हमर परिचिति



डा. धनाकर ठाकुर-सपंर्क-9430141788

मिथिला विकास परिषद, कोलकातास हँमर परिचिति

मिथिला विकास परिषद, कोलकाता यद्यपि अन्तरराष्ट्रिय मैथिली परिषदसँ सम्बद्ध संगठन नहि अछि। नहिए आइ धरि हमर सभक भेल 34 अन्तरराष्ट्रिय मैथिली सम्मेलनमे एकर कोनहुँ प्रतिनिधि भाग लेलन्हि अछि। हम जहिया कहियो एकर मुख्य कार्यकर्ता अशोक कुमार

झाकें कहलियनि हमर मीटिंग भेल। ओना ई बात अलग जे कनही गाए केर भिन्नहि बथान जकाँ कोनहुँ आन कलकतिया मैथिली संगठनक कार्यकर्ता ओहिमे नहि अएलाह नहिए कहियो एकर कोनहुँ कार्यकर्ता दोसर ठाम भेल हमर मीटिंगमे गेलाह किन्तु मीटिंग दूनू ठाम सफल भेल।

अशोकजी बरहा गाम, मधुबनी जिलाक कोलकतावासी तृणमूल कांग्रेसक नेता, तें भनहि हुनक कक्का पाँच बेरक सांसद भोजपुरी बोलीक आठम अनुसूचीमे स्थान लेल संसदमे प्रस्ताव 1970क आसपास अनने ह़ोथि, मैथिली लेल अशोक झा तृणमूल कांग्रेसक सुदीप्तो बन्द्योपाध्यायसँ प्रस्ताव करौलाह। कोलकाता मिथिला-मैथिलीक काज लेल काशी वा काबा या मक्का जकाँ अछि जतऽ हावी भौआरक मिथिलेन्दुजी 1937 ई. मे 'मिथिला छात्र संघ' बनौने छलाह। आइ ओकर तेसर पीढ़ीक युवक काजमे छथि किन्तु दोसर पीढ़ीक अशोक झा सन उर्जावान केओ नहि। ओ नाटक लेखक सेहो छ़थि आओर मंचनमे पात्र सेहो रहैत छ़थि।

हिनक पत्नी सेहो सर्वविध सहायिका। बड़ा बाजार,

कोलकातामे काज केनिहार अनेक मैथिल मिथिला विकास परिषदसँ घनिष्ठतासँ जुड़ल छथि। मिथिलाकर्मी केओ कोलकाता नहि जाए से संभव नहि। हम 1992 सँ 2024 धरि विविध प्रयोजनसँ प्राय: 34 बेर कोलकाता गेलहुँ जाहिमे 27 बेर मिथिला लेल संपर्क ओ बैसार वा कार्यक्रम भेल जाहिमे मिथिला विकास परिषद संग तीन बेर भेल-

16.12.2001- जाहिमे तारा चैनलकें द्वारा हमर साक्षात्कार सेहो कराओल गेल छल।

25.3.2002- मिथिला विकास परिषदक कार्यालयमे हमर सभा भेल।

1.8.2004- मिथिला राज्य अभियानक सभा राजस्थानी ब्राह्मण भवनमे कराओल गेल छल जाहिमे पं ताराकान्त झा मुख्य अतिथि छलाह।

31.8.2008क महाजाति सदनमे मैथिली दैनिक "मिथिला समाद" क उद्घाटनमे अशोक झा मिथिला विकास परिषदक द्वारा कएल गेल अनेकानेक काजक विवरण देने छलाह जे आन लेख सभमे आबि जाएत। एक काज आरो जे हमरा आकर्षित केने छल से दरभंगा

जयनगर तक उच्च पथ आदिक निर्माण लेल धरना। मिथिला विकास परिषद एहिना मिथिला राज्य निर्माण ओ विकास लेल लागल रहए ताहि लेल हम शुभकामना दैत छी।

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## २.७.नबोनारायण मिश्र- मिथिला विकास परिषद्, कोलकाता: जेना हम देखल



नबोनारायण मिश्र- सपंर्क-9330173348

मिथिला विकास परिषद्, कोलकाता: जेना हम देखल

"मिथिला विकास परिषद कोलकाता :— जेना हम देखलें"

मिथिला-मैथिलीक उत्थान लेल कलकत्ताक भूमि सब दिन सँ उर्वर रहल अछि। अनेको संस्था अपन कार्यक बल पर जगजियार भेल। मातृभाषा मैथिली सँ विशेष स्नेहक कारणे संस्था सभक गतिविधि पर नजरि रहैत छल।

ई बात 1983 ई० के छैक जखन हम राजेन्द्र छात्र निवास छात्रावास मे यदाकदा अपन आत्मीय सम्बन्धी सुरेन्द्र झा सँ भेंट-घाँट हेतु रविदिनक पहुँचि जाइ आ बोर्डिंग बीच मे स्थानीय छात्र लोकनि द्वारा मैथिली गीतक गायन सँ नीक मनोरंजन होइत छलैक। ओहि अवधि मे हम सुनलहुँ जे मैथिलीक नाम पर एकटा नव संस्था "मिथिला विकास परिषद" के गठन श्री अशोक झा द्वारा भेल अछि। छात्रावासक किछु लोक नवगठित संस्थाक सदस्य छलाह तहि मे श्री अवनीश कुमार झा (भगवान जी) आ विनय कुमार प्रतिहस्त सँ हम परिचित छलहुँ। कहियोकाल कि० कि० परिषदक कार्यक्रम मे हम दर्शक रहैत छलहुँ।

परिषदक मुख्य कार्यालय कलकत्ताक अतिरिक्त उपनगरीय क्षेत्र बेलूड़ मे सेहो एहि संस्थाक शाखा कार्यालय छलैक। 1983 ई० मे "मिथिला सेवा समीति" बेलूड़ मे सेहो गठित भेल छल जाहि मे स्व० राजकुमार झा जी के

विशेष आग्रहक कारणे ओहि [illegible] प्रत्येक कार्यक्रम मे हम नियमितरूपें दर्शक रहल छी आ ओतहि ज्ञात भेल जे मि० मि० परिषदक एकटा शाखा रहतै ई से पश्चात बन्द भऽ गेलैक। १९७०ई मे कोकिल मञ्चक गठन के पश्चात मि० वि० परिषद सँ विशेष लगाव हमरा भेल छल।

कोकिल मञ्च आ मि० वि० परिषद प्रत्येक वर्ष एकटा मैथिली नाटकक मंचन करैत छल त एक ओर प्रतिस्पर्धी हमरा लोकनिक बीच रहैत छल। प्रारम्भ मे दुनू संस्था कें आपस मे बहुत घनिष्ठ सम्बन्ध छलैक। एक दोसरक कार्यक्रम मे सहभागी रहैत छल। परिषद द्वारा आयोजित मैथिली नाट्य समारोह दू बेर छल आ दुनू बेर कोकिल मञ्च सहभागी छल। मि० बि० परिषद द्वारा रेल रोको अभियान मे हमहुँ सम्मिलित भेल छलहुँ। गोरीशंकरपाड़ेक कविसम्मेलन मे सेहो सहभागी छलहुँ। परिषद द्वारा मैथिली सिनेमा के प्रभात टाकीज मे प्रिमियर शो भेल छलैक ताहि मे कोकिल मञ्च दिस सँ आर्थिक सहयोग कएल गेल छल। अष्टम अनुसूची मे मैथिली के मांग पर दिल्ली के प्रदर्शन मे परिषद संग कोकिल मञ्च दिस सँ हम प्रतिनिधि सहभागी भेल रही।

रहल कतेको अवसर देल जतय दुनू जेना आपसी तालमेल सँ कार्यकरैत यश अर्जित कयलक।

मि० वि० परिषद आ तकर अध्यक्ष श्री अशोक झा दुनू एक दोसरक पूरक। एक कें बिना दोसरक स्तित्व नगण्य।

जखन करबनो परिषदक चर्चा होयत त' स्वाभाविक रूपें ओकर गुण-दोष ओकर उत्तराधिकारी पर आओत।

निःसन्देह श्री अशोक जी अपन सूझ-बूझ सँ ~~[illegible]~~ स्थायी महत्वक कार्य सम्पन्न कयलेन्हि से चिरस्मरणीय रहत।

श्री अशोक जी सर्वगुणसम्पन्न लोक रहितहुँ मैथिल समाज कें एकजूट नहि राखि सकलाह तकर दोष हुनके पर छन्हि। हम दावीक संग कहि रहल छी जँ आइ सेहो मैथिल जनता कें अपना संग मिला क' चलितथि त ओ मैथिलक एकमात्र नेता-अभिनेता रहितथि। एकटा घटनाक उल्लेख करब आवश्यक अछि।

साहित्य अकादेमी आ मि० वि० परिषदक संयुक्त तत्वावधान मे राष्ट्रीय संगोष्ठी भेल छल जकर विषय छल मैथिली लोकनाट्य आ मैथिली लोककथा।

मैथिली लोककथा पर आलेख पाठ हेतु साहित्य अकादेमी सँ हमरा पत्र आयल छल।



(४)

हम श्री अशोक जी कें पत्र देखौलियन्हि त' ओ
बिस्मयमुद्रा मे हमरा कहलन्हि जे आहाँ केँ ई पत्र
कोना आयल ? हमत आहाँक नाम नहि भेजने रही ।
नियतसमय पर हम आलेख पाठ कयल आ
साहित्य अकादेमी पोथीकरूप मे एक आलेख प्रकाशित
कयलक जकर सम्पादक छलाह स्वनामधन्य
चन्द्रनाथ मिश्र "अमर" जी ।

ध्यातव्य जे ताहि सँ पूर्व साहित्य अकादेमीक
क्षेत्रीय कार्यालय मे कवि गोष्ठी मे कविवर रामलोचन
ठाकुर जी संग हम कविता-पाठ कयने रही । तहियाधरि
साहित्य अकादेमी मे अशोक जी के प्रवेश नहि भेल
छलन्हि । ओ पश्चात साहित्य अकादेमीक
परामर्शदात्रीक सदस्य भेलाह आ तहिया सँ साहित्य अकादेमीक
कोनो तरहक कार्यक्रमक सूचना नहि आयल जे पहिने
एक सूचना हमरा पता पर अबैत छल ।

दोसर घटना छल जे मैथिली नाटक पर सा० अकादेमी आ
मि० वि० परिषदक संयुक्त तत्वावधान मे राष्ट्रीय संगोष्ठी
भेल छल ताहि मे कोकिल मञ्चक कोनो भागीदारी नहि
छल जखन कि सर्वविदित अछि जे मैथिली नाट्य विधा मे

(7)

कोकिल मञ्चक अपन अहम स्थान छैक।

तेसर घटनाक उल्लेख करब अति आवश्यक अछि जे 2006 ई० मे कोकिल मञ्च आ मि० वि० परिषदक बीच जे मधुर सम्बन्ध छल ताहि मे खटास आयल तकर सम्पूर्ण श्रेय अशोक जी कें छन्हि। तहिया मिथिला सांस्कृतिक परिषद आ मिथिला विकास परिषदक बीच वैमनस्यता चलि रहल छल। श्री अशोक जी कें कहब छलन्हि जे मिथिला सांस्कृतिक परिषदक कार्यक्रम मे जायत से मिथिला विकास परिषदक कार्यक्रम मे नञि आबय। आओ कोनो एक संस्था दिसि रही। मि० सां० परिषद बहुत पुरान संस्था अछि। मैथिली प्रकाशनक क्षेत्र मे अद्वितीय रहल अछि। विद्यापति पर डाक टिकट संस्थाक सतुल कार्य रहल अछि। तहिना नव मे मिथिला विकास परिषद सेहो महत्वपूर्ण कार्य कैत रहल अछि। हमरा लोकनिक सोच छल जे जेना पहिने सभ एक दोसर संस्थाक कार्यक्रम मे सहभागी रहैत छलहुँ तहिना यथावत बनल रही मुदा से श्री अशोक जी क कारणे कोकिलमञ्च



(६)

मि० मि० परिषद् क संग रहल आ मि० मि० परिषद सँ दूरी बना लेलहुँ। २००६ ई० के पश्चात हम [illegible] मि० मि० परिषदक कोनो आयोजन मे नहि सम्मिलित भेलहुँ।

बीतल बात पर कोनो प्रतिक्रिया आइ धरि नै करने छलहुँ मुदा श्री आशीष अनचिन्हार जी के विशेष आग्रह पर ई बात सब उल्लेख अपन आलेख मे करइ परल।

बाबा विद्यापतिक ई पाँती "सहज सुमति वर दिय हे गोसाओनि" स्मरण करैत जय मैथिली।

नबोनारायण मिश्र
पूर्व सचिव
मैथिल मञ्च, कोलकाता
Mob - 9330173348

अपन मतंव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## २.८.आशीष अनचिन्हार-मिथिला विकास परिषद्, कोलकाता (हमरा नजरिमे)



आशीष अनचिन्हार-सपंर्क-8876162759

मिथिला विकास परिषद्, कोलकाता (हमरा नजरिम)

कलकत्ता मैथिलीक तीर्थस्थल छै ई बात सभ कहत मुदा "कलकत्ता मैथिली साहित्य, संस्था आदिक राजनीति केर तीर्थस्थल (वास्तवमे नर्कस्थल) अछि से के कहत?

तऽ नाम मोन राखि लिअ "आशीष अनचिन्हार"। हम कहि रहल छी जे "कलकत्ता मैथिली साहित्य, संस्था आदिक राजनीति केर तीर्थस्थल (वास्तवमे नर्कस्थल) अछि"।

हम बर्ख 2000 मे कलकत्ता आएल रही आ लगभग 2003 केर अंतसँ गतिविधि सभमे जुड़ि गेल रही। मुदा जुड़लाक बाद बहुत बात पता चलल, इतिहास आ महत्व पता चलल। इएह चीज हमरा लेल मिथिला विकास परिषद् सेहो अछि। माने जे हम जे किछु लिखलहुँ वा लिखब ताहिमे आधा अपन आँखिक देखल एवं आधा लोकक मूँहे सूनल तथ्य देने छी अथवा देब।

वर्तमान समयमे सभ ई कहता जे अशोक झा, कि रमाकांत झा वा कि विवेकानंद झा वा कि आनो कोनो संस्थाक अध्यक्ष-सचिव खराप छथि। मुदा जँ पुरातन कलकत्तामे संस्थाक राजनीति देखबाक हो ताहि लेल "प्रो. हरिमोहन झा अभिनन्दन ग्रंथ" मे संकलित बाबू साहबे चौधरीजीक आलेख (पृष्ठ-87) देखल जा सकैए। जाहिमे ओहि समयक संस्थागत जोड़-तोड़ कोना छलै

आ ओकर निपटारा लेल कोना हरिमोहन झा सन विद्वानकेँ अपन अमूल्य समय नष्ट करऽ पड़लनि। पाठक ओहि आलेख पढ़ि अनुमान कऽ सकैत छथि जे जँ हरिमोहन झा ओहि समयक सदुपयोग केने रहितथि (ओना ओहि समयक हिसाबें ओहो काज आवश्यके छलै) तऽ निश्चिते मैथिलीकेँ कोनो आर नीक रचना भेटल रहितै।

वर्तमान समयमे कलकत्तामे मिथिला विकास परिषद्क अध्यक्ष अशोक झापर तानाशाह हेबाक, मैथिलकर्मीकेँ मारबाक आदि आरोप सभ लगाएल जाइत छनि। ई आरोप सभ सत्यो भऽ सकैए आ अफवाहो भऽ सकैए। मैथिलीक संदर्भमे कही तऽ कलकत्ताक गली-गलीमे एहन सत्य आ एहने अफवाह घुमैत भेटत। बहुत रास सत्य एवं अफवाहमेसँ एकटा ईहो छै जे मिथिला सांस्कृतिक परिषद्क अध्यक्ष स्व. किशोरीकांत मिश्र सेहो अपना समयमे अपन वरिष्ठ आ मैथिलीक प्रारंभिक समयमे शोध पत्रिका प्रकाशित केनिहार स्व. महेन्द्र झा (वा स्व. महेन्द्र नारायण झा)केँ अपमानित केने रहथिन आ जे महेन्द्र झा जाहि संस्थाक जन्मदिनसँ छलाह

हुनकेसँ ओहि संस्थामे अलग-थलग छोड़ि देल गेल आ सुनैत छी जे अपन अंतिम समयमे महेन्द्र झाजी कालीघाटमे पूजा करबैत समय बितेलाह। हम जे लिखलहुँ जे अफवाहो भऽ सकैए आ सत्यो, ओहिना जेना रमाकांत झा वा कि विवेकानंद झा वा कि आनो कोनो संस्थाक अध्यक्ष-सचिव लेल सत्य आ अफवाह रहैत छनि।

तेनाहिते अहाँ एकरो सत्य वा कि अफवाह मानि सकै छी जे मिथिला विकास परिषद्क काज नियमित होइत रहै छै आ खास कऽ एकर राजनैतिक संबंध कमसँ कम बहुत मुद्दा लेल सहायक भेलै। अहाँ नहियो मानि सकै छी कारण जखन हमर अपन व्यक्तिगत अनुभव अछि जे जखन कोल व्यक्तिक दोष निकालै छै तखन ओकर केलहो काज बिसरि जाइत छै।

अशोक झापर बहुत रास आरोपमे ईहो एकटा आरोप छनि जे ओ जहिया आन संस्थाक कार्यक्रम होइ ठीक ताही दिन ओहो अपन कार्यक्रम राखि दै छलाह। जाहिसँ आन संस्थाक कार्यक्रममे भीड़ कम हो। कहल जाइत छै

जे एहन काजक ओ जनक छथि। मुदा हम हरेक संस्थाक कार्यक्रममे गेल छी हमर अनुभव अछि जे हरेक संस्थाक कार्यक्रम हिसाबें ओकर आडियंस अलग-अलग छलै। आ अहाँ एकरा अशोक झाक चतुराइ कहियौ वा कि आन संस्थाक गरिमा जे अशोक झा अपन कार्यक्रम ओपन स्पेसमे करबैत छलाह आ आन संस्था भवन एवं हौलमे। ओपन स्पेस आ ताहूमे कलकत्ताक बड़ाबाजारमे। एहि क्षेत्रमे जँ एकै रोडपर दू-दू मिनटक दूरीपर कोनो कार्यक्रम कएल जाए तऽ हरेक कार्यक्रममे हजार लोक ओहिना ठाढ़ भेल भेटत। तँइ हम कि आन कोनो संस्थाक लोक ओहि भीड़कें मिथिला विकास परिषद्क सफलतासँ जोड़ि कऽ देखैत छथि तँ ई मात्र नादानी भेल। हमर अनुभव ई रहल अछि जे एकै दिनमे दू वा बेसी कार्यक्रम भेलासँ हरेक कार्यक्रमक गुणवत्तामे सुधार भेलै।

संस्था व्यक्तियेसँ बनैत छै तँइ हरेक संस्थामे वएह गुण-दोष भेटत जे गुण-दोष व्यक्तिमे भेटैत छै। आ से गुण-दोष मिथिला विकास परिषद्मे सेहो छै। कहल जाइत छै जे मिथिला विकास परिषद्कें सभसँ बेसी क्षति अशोके

झा पहुँचेने छथि मुदा हमर अनुभव अछि जे मिथिला विकास परिषदमे शार्ट टर्म लेल जुड़ए बला सदस्य सभ बेसी क्षति पहुँचेने छै। मिथिला विकास परिषद्‌क अध्यक्ष एक खास राजनैतिक दलसँ जुड़ल छथि तऽ बहुतो लोक के लागै छनि जे एहिठाम जुड़लासँ हमर कोनो स्वार्थ पुरि जाएत। संभव जे किछु लोकक स्वार्थ पुरितो हेतनि। मुदा जिनकर नहि पुरैत छनि से बाहर निकलि विषवमन करैत छथि आ संस्थाक मूल्य खसबैत छथि। हमर मानब अछि जे एहि संस्थाक अध्यक्ष अशोक झा एहन-एहन सदस्यकेँ चिन्हबामे असफल भेल छथि। बेर-बेर असफल भेल छथि।

चूँकि नीक चीज, नीक बातकेँ बेर-बेर कहब उचित होइत छै। मुदा संसारमे होइत छै उन्टा, एहिठाम खरापे बात, खरापे चीज लोक बेर-बेर कहैत छै आ अही कारणसँ एहि दुनियाँमे नकारात्मकता भरल छै। तऽ एहन जे बात हम कहि रहल छी तकरा फेसबुक सहित हम अपन पोथीमे सेहो लिखने छी आ एहि ठाम फेर दऽ रहल छी। सार्वजनिक रूपे हमर साहित्यिक यात्रा मिथिला विकास परिषद् एवं साहित्य अकादमीक संयुक्त कार्यक्रममे भेल

छल। पाठक लग ईहो तथ्य राखब उचित जे शुरूसँ एखन धरि हम मिथिलाक विकास परिषद् मात्र तीन वा चारि कार्यक्रममे भाग लेने छी। मंच छेकब हमर स्वभावमे नहि अछि।

विदेहक ई विशेषांक मात्र शुरूआत अछि, भविष्य एहि संस्थाक आरो मूल्यांकन करत, नीक-बेजाए सभ बातपर नजरि राखत।

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

